मैथिली वेब पत्रकारिताक इतिहास
आशीष अनचिन्हार




**शशि प्रकाशन**
गाँव-कालिकापुर, पो. लक्ष्मीनियाँ,
वाया-बलुआ बाजार,
जिला-सुपौल-854339 (बिहार)

मूल्य : ₹ 150/-




मैथिली वेब पत्रकारिताक इतिहास    आशीष अनचिन्हार




शशि प्रकाशन

मैथिली आ मिथिलासँ संबंधित किछु मुख्य साइट:- आन लिंकक विषयमे सूचना editorial.staff.videha@gmail.com केँ ई मेलसँ पठाबी।

http://www.videha.co.in/ ("विदेह" प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका)
http://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html (इंटरनेटपर मैथिली भाषाक प्राचीनतम उपस्थिति/ मैथिलीक पहिल ब्लॉग- मैथिली भाषा ब्लॉगक एग्रीगेटर, ५ जुलाइ २००४)
http://videha.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html (इंटरनेटपर मैथिली भाषाक प्राचीनतम उपस्थिति/ मैथिलीक पहिल ब्लॉग- मैथिली भाषा ब्लॉगक एग्रीगेटर, ५ जुलाइ २००४)
भालसरिक गाछ जे सन २००० सँ याहूसिटीजपर छल http://www.geocities.com/.../bhalsarik_gachh.html, http://www.geocities.com/gajendrathakur [illegible] लिंकपर आ अखनो ५ जुलाइ २००४ क पोस्ट http://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html (किछु दिन लेल http://videha.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html लिंकपर, स्रोत wayback machine of https://web.archive.org/web/[illegible] 8 capture(s) from 2004 to [illegible] http://videha.com/ भालसरिक गाछ-प्रथम मैथिली ब्लॉग / मैथिली ब्लॉगक एग्रीगेटर) केर रूपमे इंटरनेटपर मैथिलीक प्राचीनतम उपस्थितिक रूपमे विद्यमान अछि। ई मैथिलीक पहिल इंटरनेट पत्रिका थिक जकर नाम बादमे १ जनवरी २००८ सँ "विदेह" पड़लै। इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब "[illegible]" जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA पल्लवमिथिला (धीरेन्द्र प्रेमर्षि) २०५९ माघे संक्रान्ति- २००३ [illegible] मैथिलीक दोसर [illegible] www.pallavmithila.mainpage.net पर छल मुदा आब ई [illegible] अछि। ई टिप्पणी मात्र इतिहास [illegible]

http://videha-aggregator.[illegible] (मैथिली भाषा ब्लॉगक एग्रीगेटर)
http://www.videha.com/ (इंटरनेटपर मैथिली भाषाक [illegible] उपलब्ध उपस्थिति/ लोकप्रिय ब्लॉग- मैथिली भाषा ब्लॉगक एग्रीगेटर ५ जुलाइ २००४ www.gajendrathakur.blogspot.com )
http://esamaad.blogspot.com/ (पुनम मंडल आ प्रियंका झाक पहिल मैथिली न्यूज पोर्टल, १ अगस्त २००४ सँ)
http://prakarantar.blogspot.com/ (प्रकरांतर मैथिलीक लोकप्रिय ब्लॉग, फरबरी २००५)
http://vidyapati.blogspot.com/ (मैथिलीक लोकप्रिय ब्लॉग, अगस्त २००५)
http://www.vidyapati.org/ (मैथिलीक लोकप्रिय ब्लॉग, अगस्त २००५)
http://hellomithila.blogspot.com/ (हेलो मिथिला- धीरेन्द्र प्रेमर्षि, सम्पादक-प्रकाशक, रूपा झा, सम्पादन सहयोग, पल्लव, मैथिली साहित्यिक, ३ मइ २००६)
http://pallav.blogsome.com/ (हेलो मिथिला- धीरेन्द्र प्रेमर्षि, सम्पादक-प्रकाशक, रूपा झा, सम्पादन सहयोग, पल्लव, मैथिली साहित्यिक, १७ मइ २००६)
http://hellomithilaa.blogspot.com/ (मैथिली न्यूज पोर्टल, सितम्बर २००७)
http://www.hellomithila.com/ (मैथिली न्यूज पोर्टल, सितम्बर २००७)
http://shampadak.wordpress.com/ (मैथिली न्यूज पोर्टल, जनवरी-फरवरी २००८)
http://www.esamaad.com/ (मैथिली न्यूज पोर्टल, जनवरी-फरवरी २००८)
http://hellomithilaa.wordpress.com/
http://premarshi.wordpress.com/ (धीरेन्द्र प्रेमर्षि)

# मैथिली वेब पत्रकारिताक इतिहास

## आशीष अनचिन्हार

## अनुक्रम

# समर्पण

1

सिरजनहारकेँ

2

‘अकासी, इंटरनेटी' सन उपेक्षित बोल सुनियो कऽ जे सभ इंटरनेटपर मैथिलीकेँ स्थापित करैत रहलाह ...

3

जे वर्तमानमे इंटरनेटपर सार्थक काज कऽ रहल छथि...

4

जे भविष्यमे इंटरनेटपर सार्थक काज करताह...

अध्याय-1

## एहि पोथीक सम्बन्धमे किछु तकनीकी गप्प

1) जँ अहाँ ई पोथी केर PDF पढ़ि रहल छी तँ कोनो शब्द वा पाँति अंडरलाइनमे नीला वा कोनो रंगक देखाए तँ बुझि लिअ जे ओहिमे लिंक देल गेल छै रेफरेंस लेल आ तकरा क्लिक करबै तँ ओ लिंक खुजि जाएत। कोनो-कोनो फोटोमे सेहो लिंक देल गेल छै। एकर माने जे तर्क आ सबूत दुन्नू एकै ठाम पाठक देखि सकै छथि। मुदा प्रिंटमे प्रकाशित पोथीमे ई सुविधा नै रहत।

2) वेब पत्रकारिताकेँ Web journalism, Digital journalism, Netizen journalism, E-journalism एवं Online journalism केर नामसँ सेहो जानल जाइत छै। समग्र रूपमे एखन धरि मैथिली वेब पत्रकारिताकपर कोनो पोथी नै आएल छल आ ताहि संदर्भमे एहि विषयक ई पहिल पोथी अछि। पत्रिकाक आलेख रूपमे कतेको वेब संबंधी आलेख आबि चुकल अछि। अंतिका पत्रिकाक "अंतर्जाल विशेषांक" सेहो आएल अछि जकर अंक संयुक्तांक रूपमे अक्टूबर-दिसम्बर 2009, जनवरी-मार्च 2010 मे प्रकाशित भेल रहै। एकर अतिरिक्त मणिकांत झाजी संपादनमे आ विद्यापति सेवा संस्थान, दरभंगासँ प्रकाशित पोथी "सोशल मीडिया" प्राप्त भेल अछि जे कि वर्ष 2016 मे प्रकाशित भेल अछि। एहि पोथीक संपादकीय हिसाबें विद्यापति सेवा संस्थान, दरभंगा द्वारा आयोजित 44म मिथिला विभूति पर्व समारोहमे आयोजित सेमिनार "सोशल मीडियाक विविध आयाम" केर लेख सभकेँ समेटि ई पोथी बनल अछि मुदा एहि पोथीक अधिकांश आलेख पढ़ि ई

अनुभव होइत अछि जे ई लेख सभ ओहन  लोक लिखने छथि जे कि रिटायरमेंटक बाद फेसबुक माध्यमसँ जुड़लाह। आ निश्चित रूपसँ तँइ अधिकांश लेख काँच रहि गेल अछि। प्रायः सभ आलेख सोशल मीडियाक नीक-बेजाए केर सुइपर जा कऽ अटकि गेल अछि। आ किछु आलेखमे फल्लाँ बर्खमे कतेक यूजर फेसबुक वा ह्वाट्सएप केर छल सेहो देल अछि। मुदा आब पाठक जाहि मनःस्थितिमे अछि ताहिमे ई तथ्य सभ कम नै बहुते कम छै। किछु आलेख अंग्रेजीमे अछि मुदा तथ्य ओतबे अछि। संपादन एकटा कला छै। बहुत लोक (संपादक पढ़ी) कहै छथि जे आलेख भेटल आ हम ओकरा प्रकाशित केलहुँ लेखमे की तथ्य छै से लेखक जानथि बात सही मुदा कोन लेखकसँ कोन विषयपर लिखाबी इएह भेलै संपादन कला। जे किछु हो मुदा एहि पोथीक उल्लेख करब जरूरी छल एहिठाम। हमर प्रस्तुत पोथी एहि विषयपर पहिल पोथी हेबाक कारणे एकर रूप अति लघु अछि। मैथिलीमे 100 पन्नाक पोथीपर जोर रहै छै पुरस्कारक नियम हिसाबें आ ताही लेल विषयसँ हटि कऽ सेहो तथ्य देबाक बाध्यता भऽ जाइत मुदा हमरा लग पुरस्कारक बाध्यता नै अछि तँइ हमर एहि पोथीमे वेब पत्रकारितापर छोड़ि आन विषय भेटबे नै करत। एहि पोथीक किछु अंश सभ आलेख रूपमे पत्रिका सभमे प्रकाशित भेल अछि। ओहि आलेख सभमे जे गलती बुझाएल तकरा एहि पोथीमे संशोधित केलहुँ।

3) नवम्बर 2012 मे हम 'विदेहक वेब पत्रकारिताक विशेषांक' केर घोषणा फेसबुकपर केने रहियै आ ओकर जे टापिक बनेने रहियै से देशक कोनो विकसित भाषाक समकक्ष रहै। मुदा ओहि समयमे की एखनो एहि टापिकपर लीखए बला नै छथि। बादमे हम अपने एहि लिस्टमेसँ किछु टापिकपर लिखलहुँ आ तकरा अइ पोथीक प्रारंभिक रूप मानू। अही सामग्रीमेसँ किछु सामग्री विकीपीडिया पेज "इन्टरनेटक संसारमे मैथिली भाषा"पर देलेहुँ। एहि विकिपीडिया पेजक लिंक ई अछि--

https://mai.wikipedia.org/s/s6h आ विदेहक 313म अंक 1 जनवरी 2021 कैं अही सामग्रीसँ पत्रकारिता विशेषांक प्रकाशित केलहुँ।

← Ashish Anchinhar 

 **Ashish Anchinhar** ···

5 Nov 2012 •

विदेह बहुत किछु करैत एला, बहुत किछु करत मुदा एखन हम जाहि विषयपर विदेहसँ आसा लगेने छी ओ थिक विदहेक कोनो एकटा अंक ( २०१३ केर मार्च-अप्रिलमे, वा ताहिसँ पहिने जँ मैटर आबि जाइ तँ) बेब पत्रिकारिता विशेषांक केर रूपमे रहए। एखन हम विषय दए रहल छी जिनका जाहिपर रूचि चढ़ए ताहिपर लीखू आ संपादक जीकेँ पठा दिऔन्ह। ओना किछुए आलेख मैथिली बेब पत्रिकारितापर अछि जँ अहाँ सभ सहयोग करबै तँ विदेह ऐमे आगू आएत-----। ई विषय एना अछि--------

1) मीडिया - भेद आ प्रभेद
2) विभिन्न मीडियाक माँझ बेब पत्रकारिता
3) बदलैत समयमे बेब मीडिया
4) बेब मीडिया आ मैथिली
5) मैथिलीकेँ विकासमे बेब मीडियाक योगदान
6) भारतमे इंटरनेटक विकास
7) बेब मीडिया आ सोशल नेटवर्किंग साइट
8) लोकतंत्र आ बेबमीडिया
9) सर्वहारा बनाम ब्राम्हणवादः बेबमीडियाक संदर्भमे
10) बेबमीडिया आ प्रवासी मैथिल
11) मैथिली ब्लागिंग, साइट स्थिति आ संभावना
12) इंटरनेरटमे मैथिलीक वर्तमान स्थिति

 Write a comment...  

← Ashish Anchinhar 

13) मैथिली भाषाक विकाससँ जुड़ल तकनीक आ संभावना
14) प्रौद्योगिकी सापेक्ष विकास यात्राः मैथिली आ नेट
15) ब्लागिंग आ व्यगतिगत पत्रकारिता
16) इंटरनेट ( ब्लाग आ साइट) केर माध्यमसँ होइत शोध कार्य
17) मैथिलीक बेब पत्रकारिता
18) मैथिलीक ब्लाग आ ई पत्रिका
19) मैथिलीक अध्ययन आ अध्ययापनमे इंटरनेटक भूमिका
20) मैथिली भाषासँ जुड़ल साफ्टवेयर
21) मैथिली टाइपिंगसँ जुड़ल साफ्टवेयर आ ओकर संभावना
22) बेब मीडिया समाजिक सरोकार आ व्यवसायक रुपमे
23) सोशल नेटवर्किंग केर इतिहास
24) बेब मीडिया आ अभिव्यक्ति केर दुरुपयोग
25) बेबमीडिया सरकारी नियंत्रणमे
26) बेब मीडिया स्वतंत्रता बनाम स्वच्छंदता
27) बेब मीडियाक माध्यमे उपल्बध मैथिली पोथी
28) बेब मीडिया आ कापीराइट
29) मैथिली बेब मीडिया आ रोजगार
30) मैथिलीकेँ विश्व भाषा बनेबामे बेबमीडियाक योगदान
31) भारतक बदलैत शिक्षा पद्धति आ इंटरनेट
32) समाजिक न्याय आ बेबमीडिया
33) युवा आ बेबमीडिया
34) बेब मीडियाक सिद्धांत आ बेबहार

ई विषय सभहँक लेल हम अविनाश वाचास्पति जीक अभारी छी। सभ प्रबुद्ध मैथिली पाठक आ लेखकसँ आग्रह जे ओ ऐमेसँ अपन पसंदीदा विषयपर आलेख पठाबथि।

 Write a comment...  

4) एहि पोथीमे जे मैथिली वेब पत्रकारिताकक प्रारंभिक स्वरूप फड़िछाएल गेल अछि से विदेहक अंक 230 (15/7/2017)मे "कतेक रास बात" इंटरनेटपर मैथिलीक पहिल उपस्थिति नै अछि" केर शीर्षकसँ प्रकाशित भेल अछि।

5) इंटरनेटक बहुत रूप छै जेना वेबसाइट, ब्लाग, पोर्टल, ह्वाट्सएप आ अन्य सोशल मीडिया। कियो कहता जे वेबसाइट रूपमे हमर पहिल अछि तँ कियो कहता ब्लाग रूपमे हमर पहिल अछि मुदा ई पोथी हम इंटरनेटपर फोकस केने छी ओकर कोनो खास रूपपर नै। तँइ हमरा नजरिमे जे तारीखक हिसाबसँ पहिल हेतै तकरे पहिल मानल जेतै चाहे ओ वेबसाइट

रूपमे हो कि ब्लाग रूपमे कि पोर्टल सहित आन कोनो रूपमे। एहन तँ नै छै जे ब्लागपर देलासँ न्यूज नै रहै छै आ पोर्टलपर देलासँ न्यूज बनि जाइत छै। माध्यम कोनो हो ओकर स्रोत इंटरनेट हेबाक चाही। जेना प्रिंटक क्षेत्रमे होइ छै मने चाहे लुगदी कागजपर छपल हो कि एकदम कड़कड़ौआ कागजपर कि आन कोनो कागजपर ओकरा प्रिंटक रूप मानल जाइत छै तेनाहिते वेबसाइट हो कि ब्लाग, पोर्टल, ह्वाट्सएप वा अन्य सोशल मीडिया सभ इंटरनेट छै। हँ, कियो आन अलगसँ मैथिली वेबसाइट केर इतिहास लीखि सकै छथि वा मैथिली ब्लाग केर इतिहास लीखि सकै छथि आ ताहिमे अपन अपन रूपकेँ पहिल वा दोसर कहि सकै छथि मुदा जखन समग्र इंटरनेटक बात एतै तखन पहिल ओ हेतै जकर तारीख पहिनेक हो आ से वेबसाइट रूपमे हो कि ब्लाग रूपमे कि पोर्टल सहित आन कोनो रूपमे।

6) एकटा तमाशा आर उठल छै। ई तमाशा छै पत्रकारिताकक परिभाषाकेँ लऽ कऽ। किछु केर मानब छनि जे मात्र समाचार बला क्षेत्र भेल पत्रकारिता आ साहित्य बलाकेँ पत्रकारिता नै मानल जाए। एहन मानबामे कोनो दिक्कत नहि हमरा मुदा ओहने लोक सभ जखन मैथिली पत्रकारिताक बर्ख जोड़बै छथि तखन ओ सीधे मैथिल हित साधन, मिथिला मिहिरसँ होइत आन साहित्यिक पत्रिका केर नाम गनाबै छथि। वएह लोक चंद्रनाथ मिश्र 'अमर'जी द्वारा लिखित "मैथिली पत्रकारिताक इतिहास" केर गुणगान करै छथि। तखन हमरा लगैए जे एहन लोककेँ या तँ पत्रकारिताक परिभाषा नै बूझल छनि अथवा एहन लोक अपन सुविधा-अवसरिक अनुसार परिभाषा बनेबाक लेल उताहुल रहै छथि।

जँ कोनो पत्रिका ई निर्णय लैए जे हम समाचार तँ छापब मुदा मात्र साहित्य केर, तखन ओकरा पत्रकारितामे लेल जेतै कि नहि?

समाचार केन्द्रित आन उपविधा सेहो छै जेना खेल समाचार, क्राइम न्यूज, विज्ञान समाचार। जँ कोनो क्राइम रिपोर्टर ई घोषित कऽ दै छै मात्र अपराधे

समाचार बला पत्र-पत्रकारिताक श्रेणीमे अबैए तखन कि हेतै। या एहने घोषणा खेल समाचार बला कऽ दै तखन?
पत्र-पत्रिकामे प्रकाशित जे किछु हो चाहे समाचार वा कि साहित्य ई सभ पत्रकारिताक क्षेत्रमे अबैत छै।
7) प्रयास रहल अछि जे प्रारंभ (2000) सँ 2007 केर अंत धरिक हरेक ब्लाग, साइट आदिक उल्लेख करी (जँ छूटल अछि तँ ई हमर गलती मानू) मुदा बर्ख 2008 केर बादसँ लऽ एखन धरि लेल हम स्वविवेक केर सहारा लेलहुँ अछि। एखन मैथिलीमे सैकड़ाक संख्यामे ब्लाग-वेबसाइट अछि। जँ फेसबुक ग्रुप आदि सेहो जोड़ब तँ ई संख्या हजारमे सेहो पहुँचत। एहिमे बहुत एहन अछि जे कि मात्र व्यक्तिगत रूपमे लोक सभ द्वारा बनाएल गेल अछि। बहुत वेबसाइट संस्था सभहँक अछि। जँ हम सभ वेबसाइट-ब्लाग आदिक विवरण ली तँ ई एकटा असाध्य काज हएत कारण दिनानुदिन बहुतो ब्लाग-वेबसाइट खुजैए बहुतो बंद होइए आ बहुतोपर कोनो सक्रियता नै भऽ रहल अछि। तँइ 2008 केर बाद हम ओहन सेलेक्टिभ ब्लाग-वेबसाइट आदिक विवरण देलहुँ अछि जकर काज मैथिली लेल माइलस्टोन साबित भेल। ओहन सभ ब्लाग-वेबसाइटक विवरण एहि पोथीमे नै देल गेल अछि जे कि व्यक्तिगत अछि (मने विआह, मूड़न, आफिसक फोटोसँ भरल बला), जकर समाग्री आन-आन ठामसँ कॉंपी-पेस्ट कए कऽ देल गेल छै। मने जे ब्लाग-वेबसाइट किछु मौलिक संकल्पना प्रस्तुत केलक तकरे स्थान एहि पोथीमे देल गेल छै। जे ब्लाग-वेबसाइट हमरा जानकारीमे नै अछि मुदा ओकर नीक काज छै तइ लेल हम पाठक वर्गसँ सहायता चाहैत छी। पाठक हमरा सूचित करथि ओहि ब्लाग-वेबसाइट केर बारेमे हम ओकरा जरूर सुधारबै। एकटा आर बात, बहुत संभव जे वर्तमानमे नीक काज सभ भऽ रहल हो इंटरनेटक माध्यमसँ मुदा तकर चर्च एहिमे हम नहि केने हएब। एहन संभव छै कारण हमर एहि पोथीक पहिल उद्येश्य अछि "मैथिली वेब

पत्रकारिता" केर पहिल चरणपर फोकस करब मने प्रारंभिक अवस्थाक वर्णन। हमर प्रयास रहत जे भविष्यमे हम दोसरो चरणमे भेल नीक काज सभकेँ आन पोथीमे समेटी। मैथिली आलोचना ओ साहित्यिक इतिहासक बहुत रास पोथीमे देखल जाइए जे आलोचक-इतिहासकार जै लेखककेँ पसंद नै करै छथि वा जिनकासँ हिनका मतांतर छनि तिनकर नामे नै लै छथि आ हुनकर काजक सम्यक मूल्यांकन नै करै छथि। प्रस्तुत पोथीमे हम एहन दुर्भावनासँ बचलहुँ अछि। जिनकासँ हमरा मतातंर अछि तिनकर आलोचना केलहुँ मुदा हुनकर काजक उल्लेख जरूर अछि। एहि विषय केर विद्यार्थी नहियो रहैत हम एहि विषयपर लिखलहुँ तँइ स्वाभाविक छै जे बहुत गलती एहिमे अहाँ सभकेँ भेटत। ओना अहाँ सभ कहि सकैत छी जे जखन अहाँ एहि विषयसँ नै छी तखन एहिपर लिखबाक कोन काज? बात अहाँक सही मुदा हम एहिपर एकैटा कारणसँ लिखलहुँ आ ओ थिक एहि विषयपर जानकारी राखए बला सभ मात्र अपनाकेँ पहिल घोषित कऽ देने छथि वा ओकर उपक्रममे लागल छथि। आ मानि लिअ जे जँ अपना आपकेँ पहिल मानए बला ई पोथी लिखने रहतथि तँ एहिमे की भेटैत अहाँ सभकेँ? अतबे ने जे हम पहिल काज केलहुँ आ ओहिसँ पहिने ई काज भेले नै छलै आ ई तेहन काज छै जे भविष्योमे कियो ने कऽ सकत। अहाँ सभ बुझितहुँ जे एतबे जानकारी छै मुदा हम एहि विषयक छीहे नै तँ पहिल आ दोसर हेबाक इच्छा पोसनेहे नै छी आ तँइ एहि पोथीक सभ सूचना तटस्थ भावसँ भेटत। हमरे जानकारी अंतिम अछि सेहो कोनो बात नै मुदा हम अपना भरि प्रयास केने छी आ छुटल तथ्य लेल अहाँ सभसँ सहयोगक कामना करैत छी। ओना अपनाकेँ पहिल घोषित करबाक आरोप हमरोपर लागि सकैए मुदा हमरासँ पहिने काज भेल छै तकर उल्लेख केने छी आ हम किए पहिल से समग्र रूपसँ ई पोथी पढ़ि बुझि जेबै अहाँ सभ। एकटा आर बात हमर एहि कथित पोथीक बगए-बानि देखि किछु लोक कहता जे पोथी एहन नै होइत

छै मने संदर्भ सभ स्क्रीनशाट रूपमे नै दऽ कऽ खाली रेफरेंस देल रहितै तँ ओ पोथी होइतै। एहिपर हमर कहब बस एतबे जे पोथीक उद्येश्य छै सही तथ्य परसब ताहिमे हमरा संतोष अछि जे हम सफल भेल छी आ दोसर बात ई जे हमरा बाद जे एहि विषयपर पोथी लिखता हुनका लग ई सुविधा रहतनि जे ओ संदर्भ रूपमे पोथीक नाम दऽ अपन बात राखि लेता, वर्तमानमे हमरा लग ई सुविधा नै अछि। किछु विद्वान एहू बातपर आपत्ति कऽ सकै छी जे शोधक भाषामे प्रथमपुरुष नै एबाक चाही मने "हम ई देखलहुँ" बदला "एहि पाँतिक लेखक देखलाह" हेबाक चाही। आब अहाँ कहू जे प्रथमपुरुष हटलै कहाँ? एना कहियौ वा कि ओना हेतै प्रथमेपुरुष। तँइ प्रस्तुत पोथीक भाषा सरल आ स्पष्ट रूपमे प्रथमपुरुष केर प्रयोग भेल अछि।

8) एहि पोथीमे वर्णित सभ ब्लाग-वेबसाइटकेँ विषयक हिसाबसँ बाँटल गेल अछि। जे एना अछि-- 1) भाषा- साहित्य, 2) समाद, 3) नाटक, फिल्म एवं गीत संगीत, 4) ई-कामर्स, 5) धर्म, एवं 6) अन्य

9) एहि पोथीक मुख्य उद्येश्य वेब पत्रकारिताकक इतिहास अछि तँइ इंटरनेटक जन्म, उपयोग-दुरुपयोग आ अन्य विषय संक्षिप्त रूपमे देल गेल अछि। हमरा विश्वास अछि जे एहि विषयपर जल्दिये कियो ने कियो पोथी लिखता।

10) इंटरनेटक अन्य प्रारूप जेना सोशल साइट, ह्वाटसएप आदिक विवरण अलगसँ देल गेल अछि। जाहिसँ अध्येता ओ पाठककेँ सुविधा हेतनि।

11) उम्मेद अछि जे पाठक एहि पोथीमे आएल कोनो प्रकारक गलतीकेँ हमरा सूचित करताह जाहिसँ हम ओकरा यथा समय ठीक कऽ सकब। जाहि ठाम लिंक देल गेल छै ताहि ठामक पाँतिक किछु शब्दक बीच बेसी स्थान छूटल छै। ओकरा एक पाँति बना पढ़ी से आग्रह। हम चाहितहुँ तँ सभ लिंक वा चित्रकेँ एकठाम दऽ सकै छलहुँ मुदा हमर सोच अछि जे पाठककेँ एकै ठाम तर्क आ सबूत भेटनि। जँ कोनो तथ्यात्मक गलती छै तकर

आलोचनाक स्वागत करब हम मुदा ई अनिवार्य जे हमर ओहि आलोचनामे सबूत सेहो रहबाक चाही। बहुत गोटे छथि मैथिलीमे जे बिना सबूतक आलेख लीखै छथि। एहन-एहन आलोचककेँ एखने हम सावधान कऽ दैत छियनि जे ओ सबूत जुटा लेथि। एकटा आर बेमारी छै- बिना सबूतकेँ आलेख लीखि हुनका अपेक्षा रहैत छनि जे अनचिन्हार ई बात मानि लिअ नै तँ हम लोककेँ कहबै जे अनचिन्हार उकटा-पैंची करैत छै, अनचिन्हारकेँ बाजऽ नै अबैत छै.... आदि-इत्यादि। तँ एहन-एहनकेँ हम सूचित करबनि जे हम अपन इमेजक चिन्ता नै तथ्य आ मात्र तथ्यक चिंता करैत छियै। तथ्य होइन तँ आबथि आलोचनामे..।

12) एहि पोथी लेल हम बहुत संदर्भसँ सहायता लेलहुँ अछि जकर नाम निच्चा अछि—

a) विदेह www.videha.co.in

b) सोशल मीडियाः संपर्क क्रांति का कल, आज और कल (स्वर्ण सुमन, प्रकाशक-हार्पर हिंदी, 2014)

c) सूचना प्रविधिको शक्ति र नेपालमा यसको उपयोग (नेपाली पोथी, लेखक-विनय कुमार कसजू, सितंबर 2003)

d) कंप्यूटर नेटवर्क के क्षेत्र में क्रांति -इंटरनेट (विजय कुमार मलहोत्रा)

e) एप्स आ फॉण्टक संबंधी किछु जानकारी लेल हम रोशन चौधरीजी आभारी छी

f) यूट्यूब प्रभाग लेल बहुत सहायता प्रणव झाजीसँ भेटल

g) विभिन्न विषयक विकीपीडिया

13) मैथिलीमे प्रायः हरेक साहित्यिक विधा लेल एकै साहित्यिक इतिहास लिखाइत रहल अछि। मने एकै पोथीमे हरेक विधाक इतिहास। ओना चंद्रनाथ मिश्र 'अमर' जी पहिल लोक छथि जे एक विधा पत्रकारिता केर अलगसँ इतिहास लिखलाह। ओकर बाद मेघन प्रसाद काज केलाह कथा

लेल। ई अलग बात जे मेघनजी ओकर नाम देलाह "कथाकोश" मुदा छै ओ कथा केर इतिहासे। तकर बाद आन कोनो विधा लेल अलगसँ एहन काज नै भेल। एही क्रममे 2013 मे इंटरनेटक माध्यमसँ सार्वजनिक भेल हमर पोथी "मैथिली गजलक व्याकरण ओ इतिहास' सेहो अछि । फेसबुक पोस्ट देखबाक लेल एहिपर क्लिक करू तकर बाद 2017 मे हमरे द्वारा लिखल पोथी "मैथिली वेब पत्रकारिताक इतिहास" सेहो इंटरनेटक माध्यमसँ सार्वजनिक भेल, फेसबुक पोस्ट देखबाक लेल एहिपर क्लिक करू। हमर एहि दू पोथीक बाद प्रायः सभ लोक एहि दू-चारि बर्खमे हरेक विधाक इतिहास लीखए लगलाह अछि। कवितासँ लऽ कऽ कथा-उपन्यास, सिनेमा आदिक इतिहास आबए लालग अछि। ई सुखद संकेत अछि। वस्तुतः 2017 सँ लऽ कऽ एखन धरि एहि पोथीमे बहुत रास सूचना जोड़ल गेल अछि। ई-पोथी केर तँ इएह फायदा छै जे प्रिंट हेबा धरिमे एहिमे अहाँ संशोधन कऽ सकैत छी।




Ashish Anchinhar




Ashish Anchinhar

Dec 1, 2017 ·

"मैथिली वेब पत्रिकारिताक इतिहास" नामक पोथी लिखब पूरा भऽ गेल। जल्दिये सामने आएत

14) हमर "मैथिली गजलक व्याकरण ओ इतिहास" सेहो मैथिली गजलक व्याकरण- इतिहासपर पहिल पोथी छल आ इंटरनेटपर सार्वजनिक होइते ओकर मैटर चोरा कऽ किछु गोटे पी.एच.डी केर डिग्री लऽ लेलाह तँ किछु गोटे अपन पोथीमे हमर आलेख उतारि पुरस्कार लऽ लेलाह। वेब पत्रकारिताकपर ई पोथी सेहो मैथिलीक पहिल पोथी अछि आ हमरा विश्वास अछि जे एकरो सार्वजनिक होइते देरी नै बहुत तँ किछुए गोटा अपन पी.एच.डी लेल इएह विषय चुनता फेरो बिना हमर नाम लेने , बिना हमरा क्रेडिट देने पूरा पोथीक समाग्री अपन शोधमे प्रयोग कए कऽ प्रोफेसर बनि जेता। किछु गोटे एही पोथीक आलेख अपन पोथीमे छापि पुरस्कार सेहो लऽ लेता। मैथिली लेल ई नव विषय नै। एहि भाषामे 100 मेसँ 97-98 टा शोध विश्वविद्यालयक शोध निर्देशकक हाथमे प्रचुर टका दऽ कऽ लिखबाएल जाइत छै (ओना ई प्रकिया एक तरहें झाँपल रहैत छै तँइ अइ आरोप लेल सबूतक कमी रहिते छै)। एहन स्थितिमे हमरा ई संतोष अछि जे मैथिलिए नै हम कोनो भाषा केर एकेडमिक नै छी। ने तँ विद्यार्थी तौरपर आ ने शोधार्थी तौरपर (जँ रहितहुँ तँ ईहो पोथी नै होइत से हमर विश्वास अछि)। ई तँ नियमे छै जे जाहिठामसँ तथ्य लेने छियै तकरा क्रेडिट भेटबाक चाही। ई बात अलग जे अधिकांश मैथिल क्रेडिट देबामे बैमानी करै छथि।

15) जे वास्तविक विद्वान छथि से क्रेडिट दै छथि जाहिमे एकटा मिथिलेश कुमार झा छथि। India seminar नामक पत्रिका  केर 742म अंक जून 2021, जे कि Language in in Digital World नामक विषयपर छल ताहिमे हिनकर ई आलेख पढ़ू जकर शीर्षक अछि Maithili in the digital space मैथिलीमे किछुए एहन पोथी अछि जे परम्परागत अर्थमे प्रकाशित नै अछि मुदा ओ रेफरेंस रूपमे खूब लेल जाइत अछि। हमर ई पोथी ओहि कोटिमे आएल से हमरा लेल सुखद अछि। एहि आलेख केर लिंक अछि https://www.india-seminar.com/2021/742/742_mithilesh_kumar_jha.htm

आशीष अनचिन्हार

## अध्याय-2

## इंटरनेटपर मैथिलीक पहिल- एकटा संक्षिप्त सूची

एहि पोथीमे बहुत रास बातपर चर्चा भेल छै आ ताहि चर्चामे इंटरनेटपर मैथिलीक जे पहिल अछि तकर संक्षिप्त सूची एना अछि-

1) इंटरनेटपर मैथिलीक पहिल उपस्थिति अछि "भालसरिक गाछ" जे बर्ख 2000 सँ छल आ जकर संचालक छलाह गजेन्द्र ठाकुर।

2) मिथिलाक्षर केर पहिल फॉण्ट सी.के.राउत 2003 मे "तिरहुता" केर नामसँ बनेने छथि। C.K Raut (चंद्रकांत राउत) वर्तमानमे नेपाल देशक युवा नेता छथि आ एहि पोथीक माध्यमसँ नेपाल केर प्रधानमंत्री हेबाक शुभकामना दैत छियनि।

3) समदिया मैथिलीक पहिल समादपरक ब्लाग अछि जकरा गजेन्द्र ठाकुर 2004 मे बनेने छलाह।

4) मैथिलीक यूनीकोड लेल सभसँ पहिने भारत सरकारक दिससँ ओम विकासजी 2-7-2005 मे प्रयास केलाह आ सफलता भेटलनि अंशुमान पांडेय जीकेँ बर्ख 2009 मे।

5) मैथिलीक पहिल उपलब्ध यूट्यूब चैनल vijay7701 नामसँ जे 3 Feb 2007 केँ शुरू भेलै।

6) मैथिली गीत-संगीतपर पहिल ब्लाग अछि "मैथिली लोक गीत" जकरा राजीवरंजन लाल जी बर्ख 2007 मे बनेने छलाह।

7) विदेह मैथिलीक पहिल ई-पत्रिका अछि, जे बर्ख 2008सँ एखन धरि अछि आ जकर संस्थापक गजेन्द्र ठाकुर छथि।

8) विदेह पत्रिका मैथिलीक एहन पहिल पत्रिका अछि जकरा ISSN (International Standard Serial Number) भेटलै।

9) विदेह मैथिलीक पहिल एहन पत्रिका अछि जे कि एकसँ बेसी लिपिमे प्रकाशित होइत अछि।

10) मैथिलीक पहिल डिजिटल पुस्तकालय विदेह द्वारा बर्ख 2008 मे शुरू भेलै।

11) इंटरनेटपर मैथिलीक पहिल सर्वलोकप्रिय ब्लाग "मैथिल आर मिथिला" छल जे बर्ख 2008 स्थापित भेल छल। जकरा जितमोहन झा बनेने छलाह।

12) इंटरनेटपर अनुवाद लेल पहिल ब्लाग http://Madhubani-art.blogspot.com अछि जे गजेन्द्र ठाकुरजी द्वारा बनाएल गेल अछि।

13) इंटरनेटपर बाल साहित्य लेल "नेना-भुटका" नामसँ ब्लाग आएल अछि जे कि 2009 सँ अछि आ जकरा गजेन्द्र ठाकुर बनेने छथि।

14) मैथिलीमे पहिल बेर वेब संगोष्ठीक रूपमे विदेह द्वारा निर्मलीमे गोष्ठी तीन सालक बीच लगातार करबाएल गेल छल सितम्बर 2008 सँ दिसम्बर 2011 धरि।

15) मैथिली विकीपीडिया लेल पहिल प्रयास गजेन्द्र ठाकुर द्वारा बर्ख 2008 मे भेल, 2013 धरि विभिन्न अनुवादक काज भेलै आ 2014 मे मैथिली विकीपीडियाकेँ मंजूरी भेटलै। विकीपीडिया एकटा Community project छै जाहिमे सभ काज बिना पाइकेँ समाज लेल कएल जाइत छै।

16) विदेह मैथिलीक पहिल एग्रीगेटर छै जाहिठाम मैथिलीक आन-आन इंटरनेटक साइट केर सूची भेटत।

17) इंटरनेटपर मैथिलीमे एक विधापर आधारित पहिल ब्लाग "अनचिन्हार आखर" अछि जे कि मात्र गजलपर केंद्रित अछि। ई अप्रैल 2008मे आशीष अनचिन्हार द्वारा बनाएल गेल छल।

18) गूगल ट्रांसलेशन लेल पहिल प्रयास 2011 मे गजेन्द्र ठाकुर द्वारा भेलै

आ मइ 2022 मे गूगल एकरा मंजूरी देलकै। गूगल ट्रांशलेशन एकटा Community project छै।

19) Microsoft आ जवाहर लाल नेहरू विश्वविद्यालय (JNU) द्वारा Bing Translator केर मैथिली भाषा लेल JNU केर संस्कृत प्रोफेसर डा. गिरीशनाथ झा जी द्वारा Translator केर काज संपन्न भेल। हिनके निर्देशनमे एकटा आनलाइन शब्दकोश सेहो अछि। ई Paid project छै जाहिमे काज करए बलाकेँ एक निश्चित राशि भेटैत छै। हिनकर काजक चर्चा आगू विस्तारसँ हएत। Paid project दू तरहक होइत छै। पहिल एक आदमीक हाथमे project आ बजट दऽ देल जाइत छै। काज संपन्न भेलापर project देनिहार ओकर योगदानकेँ अंकित करैत छै। दोसर Paid project प्राइभेट नौकरी जकाँ होइत छै। पाइ भेटत मुदा नाम project देनिहारक होइत छै। पोथी पढ़ैत काल स्वतः बूझि जेबै जे के सभ कोन तरहक काज केने छथि।

20) मैथिली सिनेमापर केंद्रित पहिल ब्लाग "मैथिली फिल्म्स" अछि जे जून 2011 मे आशीष अनचिन्हार द्वारा बनाएल गेल छल।

21) मैथिली नाटकपर केंद्रित पहिल ब्लाग "विदेह मैथिली नाट्य उत्सव" अछि जे अगस्त 2011सँ अछि आ जकरा गजेन्द्र ठाकुर बनेने छथि।

22) पहिल बेर 2012 मे मोजिला फायरफॉक्समे मैथिली शामिल भेल जकर नेतृत्व संगीता कुमारी आ राजेश रंजन केने छथि।

23) मैथिलीक पहिल एप्प Songs for Mithila अछि जकरा apkdotin, apkdotin@gmail.com द्वारा 18 Feb 2013 केँ रिलीज कएल गेलै।

24) मिथिला हाट मैथिलीक पहिल ई-कामर्स साइट हेबाक पात्रता रखैए।

25) इंटरनेटपर मैथिलीमे धर्मसँ संबंधित पहिल उपस्थिति "मैथिली पतरा" अछि जे रोशन चौधरी द्वारा बनाएल गेल अछि।

26) विदेह: सदेह : पहिल तिरहुता (मिथिलाक्षर) जालवृत्त (ब्लॉग) जकर लिंक अछि http://videha-sadeha.blogspot.com/ एकर संस्थापक गजेन्द्र ठाकुर छथि।
27) विदेह:ब्रेल: ब्रेल लिपिमे मैथिलीक पहिल ब्लाग अछि, जकर लिंक अछि http://videha-braille.blogspot.com/ एकर संस्थापक गजेन्द्र ठाकुर छथि।
28) विदेह रेडियो:मैथिलीक पहिल पोडकास्ट साइट जकर लिंक अछि http://videha123radio.wordpress.com/ एकर संस्थापक गजेन्द्र ठाकुर छथि।
29) विदेह मैथिली संकेत लिपि-पहिल मैथिली संकेत लिपि ब्लॉग जकर लिंक अछि https://maithili-sign-language.blogspot.com/ एकर संस्थापक गजेन्द्र ठाकुर छथि।
30) विदेह ब्राह्मी- ब्राह्मी लिपिमे मैथिलीक पहिल ब्लॉग जकर लिंक अछि https://maithili-brahmi.blogspot.com/ एकर संस्थापक गजेन्द्र ठाकुर छथि।
31) विदेह खरोष्ठी- खरोष्ठी लिपिमे मैथिलीक पहिल ब्लॉग जकर लिंक अछि https://maithili-kharoshthi.blogspot.com/ एकर संस्थापक गजेन्द्र ठाकुर छथि।
32) विदेह कैथी लिपिमे- मैथिलीक कैथी लिपिमे पहिल ब्लॉग जकर लिंक अछि https://maithili-kaithi.blogspot.com/ एकर संस्थापक गजेन्द्र ठाकुर छथि।
33) विदेह नेवाड़ी लिपिमे- मैथिलीक नेवाड़ी लिपिमे पहिल ब्लॉग जकर लिंक अछि https://maithili-newari.blogspot.com/ एकर संस्थापक गजेन्द्र ठाकुर छथि।
34) विदेह आइ.पी.ए. लिपिमे- मैथिलीक आइ.पी.ए.मे पहिल ब्लॉग जकर

लिंक अछि https://maithili-ipa.blogspot.com/ एकर संस्थापक गजेन्द्र ठाकुर छथि।

35) विदेह- उर्दू नस्तालिक लिपिमे मैथिलीक पहिल ब्लॉग जकर लिंक अछि https://maithili-urdu.blogspot.com/ एकर संस्थापक गजेन्द्र ठाकुर छथि।

36) विदेह- तिब्बती लिपिमे मैथिलीक पहिल ब्लॉग जकर लिंक अछि https://maithili-tibetan.blogspot.com/ एकर संस्थापक गजेन्द्र ठाकुर छथि।

37) Music Maithili मैथिलीक पहिल Music Streaming अछि जे कि वेब आ एप दूनू रूपमे उपल्बध अछि। आ ई 3 मइ 2022 सँ अछि।

38) पहिल टेक साइट मैथिलीक https://technicalhojo.com/maithili/ अछि।

39) मैथिली स्वास्थ्य परिचर्चा, मैथिलीक पहिल ब्लाग अछि जाहिमे पूर्णतः रोग आ तकर निदानपर चर्चा भेटत। एकर संचालक छथि रमाकर चौधरी जी।

40) मैथिलीक पहिल चित्र कथा प्रीति ठाकुर द्वारा रचित “गोनू झा आ आन मैथिली चित्रकथा”अछि जे कि बर्ख 2008 मे प्रकाशित भेल छल।

41) ब्रेल लिपिमे मैथिलीक पहिल पोथी गजेन्द्र ठाकुरजी केर छनि।

42) तिरहुता लिपिमे सभसँ बेसी पोथी गजेन्द्र ठाकुरजीक छनि।

43) मैथिलीक पहिल संपादक गजेन्द्र ठाकुर छथि जे एकसँ बेसी लिपिमे पत्रिकाक अंक प्रकाशित करै छथि।

44) गजेन्द्र ठाकुरजी द्वारा पहिल podacast चैनल बादमे आडियो बुक केर रूप धेलक। मैथिलीक उपल्बध प्राचीन आडियो बुक अरिपन फांउडेशन केर यूट्यूब चैनलपर भेटैए जकर लिंक अछि

https://youtube.com/@aripanafoundation5780

उपरमे देल पहिल केर सूचीसँ अलग आर किछु एहन पहिल चीज सभ अछि जकर वर्णन पोथीक भीतर अछि।

## अध्याय-3

### अंतर्जाल (इंटरनेट) केर परिचय

अंतर्जाल (इंटरनेट), एक दोसरसँ जुड़ल संगणकक एकटा विशाल विश्व-व्यापी नेटवर्क वा जाल छै। एहिमे बहुतो संगठन, विश्वविद्यालय, आदिक सरकारी आ प्राइभेट (निजी) संगणक जुड़ल छै। अंतर्जालसँ जुड़ल संगणक एक दोसरासँ इंटरनेट नियमावली (Internet Protocol)क माध्यमे सूचनाक आदान-प्रदान करैत छैक। इंटरनेटक माध्यमे भेटए बाल सुविधामे वेबसाइट, ई-मेल सुविधा प्रमुख अछि। एकर अतिरिक्त सिनेमा, गीत-संगीत, खेल आदि सेवाक सुविधा सेहो इंटरनेटक माध्यमसँ प्राप्त कएल जाइत छै।

## इंटरनेटक संक्षिप्त इतिहास

1969- इंटरनेट अमेरिकी रक्षा विभाग द्वारा UCLA आ स्टैनफोर्ड अनुसंधान संस्थानक कंप्यूटर्स केर नेटवर्किंग कए कऽ इंटरनेटक संरचना कएल गेलै।

1979- ब्रिटिश डाकघर पहिल अंतरराष्ट्रीय कंप्यूटर नेटवर्क बना कऽ नव प्रौद्योगिकी केर उपयोग केनाइ शुरू केलक।

1980- बिल गेट्स केर आईबीएम कम्पनीक कंप्यूटर्सपर एकटा माइक्रोसॉफ्ट ऑपरेटिंग सिस्टम लगेबाक लेल बातचीत पक्का भेल।

1984- एप्पल पहिल बेर फ़ाइल आ फ़ोल्डर, ड्रॉप डाउन मेनू, माउस, ग्राफिक्स आदिक प्रयोगसँ युक्त "आधुनिक सफल कम्प्यूटर" लांच केलक।

1989- टिम बेर्नर ली इंटरनेटपर संचार माध्यमकेँ सरल बनेबाक लेल ब्राउज़र, पन्ना आ लिंक केर उपयोग कए कऽ वर्ल्ड वाइड वेब बनेलक।
1996- गूगल स्टैनफोर्ड विश्वविद्यालयमे एकटा अनुसंधान परियोजना शुरू केलक जे कि दू साल बादसँ काज करए लागल।
2009- डॉ स्टीफन वोल्फरैम "वोल्फरैम अल्फा" लांच केलाह।

भारतमे इंटरनेट 80क दशकमे एलै (1986), जखन एर्नेट (Educational & Research Network)केँ सरकार, इलेक्ट्रानिक्स विभाग आ संयुक्त राष्ट्र उन्नति कार्यक्रम (UNDP) द्वारा प्रोत्साहन भेटलै। सामान्य उपयोग लेल 15 अगस्त 1995सँ इंटरनेट शुरू भेलै जखन कि विदेश सचांर निगम लिमिटेड (VSNL) द्वारा गेटवे सर्विस शुरू भेलै। वर्तमान भारतमे आब अधिकांश काज जेना बैंकिंग, ट्रेन इंफॉर्मेशन-रिजर्वेशन आदि इंटरनेट द्वारा भऽ रहल छै। इंटरनेट आ मात्र शहरी नै गामोक लोक प्रयोग कऽ रहल छथि जे भविष्यक लेल नीक अछि। इंटरनेटक प्रयोग करबामे एखन भारत विश्वक चारिम आ एशियाक तेसर देश अछि। भारतक 10 सँ 30 सालक उम्र वर्ग बला युवा बेसी इंटरनेटक उपयोग कऽ रहल छथि। इंटरनेटक प्रयोगमे आश्चर्यजनक रूपसँ बढ़त देखल गेल अछि। बर्ख 2000सँ 2009 केर मध्य पूरा दुनियाँमे इंटरनेट प्रयोग करए बला लोकक संख्या 394 मिलियनसँ बढ़ि कऽ 1.858 बिलियन भऽ गेल। बर्ख 2010 मे दुनियाँक कुल जनसंख्याक 22 फीसदी लोक लग इंटरनेट पहुँचि गेल रहै आ एहि समय धरि 1 बिलियन गूगल सर्च रोज होइत छलै, 300 मिलियन प्रयोगकर्ता ब्लाग पढ़ए लागल, आ 2 बिलियन भीडियो रोज यूट्यूबपर देखल जाए लागल। बर्ख 2014मे पूरा दुनियाँमे इंटरनेट प्रयोग करए बलाक संख्या 3 बिलियन (43.6 प्रतिशत) पहुँचि गेल छल मुदा एहिमेसँ लगभग दू-तिहाई हिस्सा धनी ओ विकसित देशक छल।

इंटरनेटक बहुत रास फायदा छै ताहिमेसँ किछु प्रमुख फायदा एना अछि-
1) इंटरनेटक सहायतासँ हम सभ कोनो प्रकारक जानकारी प्राप्त कऽ सकै छी।
2) इंटरनेटसँ बिना कोनो लेन देनकेँ मेल (चिट्ठी) पठा सकै छी।
3) इंटरनेटक सहयातसँ विभिन्न प्रकारक मनोरंजन जेना फिल्म, संगीत, खेल आदि कऽ सकै छी।
4) इंटरनेटक सहायतासँ आब टिकट बुकिंग, बैंकक काज, शिक्षा, दोकानदारी, नौकरी आदि केर सेहो सुविधा लऽ सकै छी।
5) आजुक राजनीति सेहो इंटरनेटसँ प्रभावित अछि। मिश्रमे इंटरनेटक सहायतासँ क्रांति सेहो भऽ गेल छै। सोशल नेटवर्किंग केर सहायतासँ समाजक भिन्न भिन्न लोकसँ जुड़ि सकै छी, समाजसेवा कऽ सकै छी।

उपरक लाभक अतिरिक्त इंटरनेटक हानियो बहुत छै ताहिमेसँ किछु प्रमुख हानि एना अछि-
1) इंटरनेटक आदति लागि गेलाक बाद एहिसँ समयक नोकसान सेहो होमए लगैत छै। एकर लक्षण इंटरनेट एडिक्शन डिसआर्डर केर रूपमे अबैत छै। इंटरनेटक बिना उदास अनुभव करब, पाँचसँ पंद्रह घंटा धरि आनलाइन रहब, घरसँ कम निकलब, कंप्यूटरक समाने वा मोबाइल लऽ कऽ भोजन करब। वास्तविक समाजिक जीवनसँ कटि जाएब, दिन भरिमे सैकड़ो बेर अपन ई-मेल चेक करब आदि इंटरनेट एडिक्शन डिसआर्डर केर लक्षण अछि। वस्तुतः ई आने नशा जकाँ सेहो नशा अछि।
2) जँ अहाँ आनलाइन काज बेसी करैत छी तँ अहाँक गोपनीय सूचना हैक होबाक बेसी संभावना अछि जाहिसँ अहाँकेँ बड़का नोकसान भऽ सकैए जेना कोनो गलत आदमी द्वारा बैंकसँ पाइ निकालि लेब वा दोकानदारी कऽ लेब आदि। एहि तरहँक धोखाधड़ीसँ बचबाक लेल कुछ काज बरोबरि करैत

रहू जेना कि- अपन पिन नम्बर आ पासवर्ड किनको नै कहू। पासवर्ड बरोबरि बदलैत रहू। पासवर्ड वा पिन नम्बर कोनो स्थितिमे फोनमे वा ई-मेलमे सेभ कए कऽ नै राखू। स्पैम बला ई-मेलकेँ बिना जबाब देने खत्म कए दियौ। सार्वजनिक स्थान बला वाइ-फाइ केर उपयोग नहिए करी तँ नीक।

3) पोर्नोग्राफी, ई इंटरनेटक सभसँ बड़का खतरा छै आ बच्चा लेल विशेष रूपें। मात्र बच्चे नै युवा आ विवाहित सेहो एहि जालमे फँसल छथि। पोर्नोग्राफमे दवाइ आ तकनीकक सहायतासँ असंभव सन यौन क्रिया देखाएल जाइ छै जकरा युवा आ विवाहित सेहो प्रयोग करए लागै छथि जाहिमे असफल हेबाक कारणे यौन असंतुष्टि, पारिवारिक विघटन आदि घटना घटै छै।

4) सोशल साइटपर बेसी सक्रिय भेलासँ वास्तविक समाजिकता खत्म भेल जा रहल छै। खास कऽ फेसबुक नामक सोशल साइट मानव जातिक धैर्यकेँ समाप्त कऽ रहल छै जाहिसँ असमाजिकतामे अभूतपूर्व बढ़ोत्तरी भेलैक अछि। फेसबुकक "लाइक" बटन आब आदमीक जीवनक बटखारा बनि चुकल अछि। ई लाइक आब "संपति" जकाँ गिनती होइत अछि। जँ अहाँक पोस्टपर लाइक बेसी अछि तँ अहाँ सेलिब्रेटी भेलहुँ आ जँ लाइक कम अछि तँ साधारण लोक। हमरा मोन पड़ैए 2012- 2013 केर समय जखन हम इंटरनेटपर गजल सिखबैत छलियै। ओहि समयमे एकटा नीक गजल लिखनाहरकेँ जखन हम बहरक गलती दिस धेआन दिआबैत छलिअनि ओ हमरा चट कहैत छलाह जे फेसबुकपर हमर गजलपर एतेक लाइक-कमेंट अबैए जँइ लोककेँ पसीन पड़ै छै तँइ ने। हुनकर बातपर हम चुप भऽ जाइत छलहुँ। फेर एहनो समय एलै जे 2016-2017 मे हमरेसँ सीखि एकटा आरो गजलकार गजल प्रस्तुत करए लगलाह आ नव गजलकारक गजलपर हुनकर गजलसँ दुगुन्ना तिगुन्ना लाइक आबए लागल। आ तकर बादसँ ओ पहिल गजलकार महोदय सदमामे छथि। हुनकर गजल लिखनाइ आब कम

भऽ चुकल अछि। ई कोनो एहन खास बात नै भेलै खास बात तँ ओ छै जे "लाइक" बटन केर अविष्कारक Justin Rosenstein किछु दिन पहिने फेसबुक आ अपना द्वारा बनाएल लाइक बटनकेँ समाज लेल घातक मानलथि आ अपनाकेँ एहिसँ दूर कऽ लेलथि। ई पूरा समाद विश्व भरिमे पसरल आ अहाँ सभ एकरा एहि ठाम देखि सकै छी http://www.independent.co.uk/life-style/gadgets-and-tech/facebook-like-inventor-deletes-app-iphone-justin-rosenstein-addiction-fears-a7986566.html

5) इंटरनेट विचार शून्यताकेँ बढ़वा दै छै। साधारण आदमीकेँ इंटरनेटक बड़का मंच देलकै मुदा आब एहि मंचक उपयोग राजनीतिक पार्टी सभ द्वारा खूब भऽ रहल अछि जाहिसँ एहि मंचपर फेक न्यूज, फेक इतिहास, गारि आदिक प्रयोग भऽ रहल अछि आ जनता एहि घटनामे मात्र उपकरण बनि केखनो एहि पार्टीक पक्षमे केखनो ओहि पार्टीक पक्षमे भऽ अपनेमे गारि-मारि कऽ रहल अछि। फेक न्यूजपरसबाक लेल आ ओहिपर गारि पढ़बाक लेल अधिकांश राजनीतिक दल द्वारा काल सेंटरसँ पेड सर्भिस लेल जाइत छै आ ई काल सेंटर किछु सही लोकककेँ नौकरी दऽ लाखों फर्जी आ.इ.डी बनबाक कऽ ई काज पसारै छै। फेक न्यूज दंगे टामे नै बिमारी वा आन कोनो घटनासँ सेहो संबंधित रहैत अछि।

6) इंटरनेटसँ दंगा पसरबाक काज सेहो होइत छै। हालमे भारतक यू.पीमे दंगा पसारबाक काजमे इंटरनेटक फेक न्यूजक बड़का योगदान छै। आरो दंगा सभमे एकर भूमिका छै। दंगाक अतिरिक्त साइबर आतंकवाद सेहो होइत छै। साइबर आतंकवादक मतलब भेलै जे कोनो भायरसक माध्यमसँ कोनो देश, राज्य, कोनो कंपनी, कोनो व्यक्ति केर सूचना चोरी कऽ लेब। साइबर आतंकक सबसँ बड़का दिक्कत छै जे एहिमे के आतंकवादी छै मने

के भायरस या बग बना कऽ पठा रहल छै तकर पता नै लागै छै। साइबर आतंकवादक संगठित रूप सूचना युद्धमे बदलि जाइ छै आ कोनो एक देश अपन दुश्मन देशपर साइबर हमला करै छै। मोन राखू बम-गोली आदि बलासँ अलग ई साइबर आतंकवादी होइ छै आ सभसँ बेसी खतरनाक होइ छै।

7) इंटरनेट ज्ञानीक संग-संग अज्ञानी सेहो बना दै छै। इंटरनेटपर सभ सूचना भेटि जेबाक कारणे लोक आब मोन राखबाक झंझटि नै राखैए। सरल गुणा-भाग धरि सेहो आब मुँहजबानी नै होइ छै। तँइ आजुक युवाक समान्य ज्ञान सेहो कम भेल जा रहल छनि। एकरा दोसर तरहें एना देखू जे इंटरनेटपर सभ सूचना जमा भऽ जाइत छै चाहे अहाँ ई साबित करियौ जे धरती गोल छै वा कियो साबित करै जे धरती वर्गाकार छै। सर्च करए बला जखन सर्च करै छै तखन संबंधित विषय केर दूनू पक्ष सर्च रिजल्टमे आबि जाइत छै। आब सूचना ताकए बला फेरमे पड़ि जाइत छै जे सही कोन छै। आ एहन स्थितिमे अधिकतर ओ गलत पक्षकेँ सही मानि लै छै आ ओकर प्रचार करए लागै छै। एखनुक समाजमे पसरल बेसी अज्ञनता इंटरनेटे बला छै आ से साहित्य, विज्ञान, इतिहास समेत सभ विषयमे छै।

इंटरनेटक हानि कम करबाक लेल किछु सुधार प्रस्ताव---

1) इंटरनेट आ ओहिपर पसरल सामग्रीकेँ नियंत्रित करबाक लेल जिला, राज्य आ केंद्रीय स्तरपर निगरानी टीम बनाएल जाए। पोर्नोग्राफिक सामग्री लेल विशेष टीम गठित कएल जाए।

2) साइबर कानूनकेँ सरल आ फास्ट बनाएल जाए।

3) इंटरनेटपर एकांउट आदि बनएल लेल कानूनी प्रकिया हेबाक चाही मने ओकरा स्कूलक परिचयपत्र, कार्यस्थलक परिचयपत्र वा भोटर आ.डी कार्ड,

पैन कार्ड आदिसँ जोड़ि देबाक चाही।

4) एहि सभहँक अतिरिक्त अभिवाभक सेहो अपना स्तरपर रोकथाम कऽ सकै छथि जेना कि बच्चा सभ लेल इंटरनेटक समय नियत कऽ देब, इंटरनेटक खराप पक्षकेँ बच्चाक सामनेमे खुलि कऽ कहब आदि।

Artificial Intelligence (AI)-भारत सरकार अपन बजट 2018-19 मे उल्लेख केने छल जे केंद्र सरकारक थिंक टैंक नीति आयोग जल्दिए नेशनल आर्टिफिशियल इंटेलिजेंस प्रोग्राम (एनएआईपी) केर रूपरेखा तैयार करत। आर्टिफिशियल इंटेलिजेंस की अछि?

आर्टिफिशियल इंटेलिजेंस क शुरुआत 1950 केर दशकमे भेलै। आर्टिफिशियल इंटेलिजेंसक अर्थ अछि कृत्रिम तरीकासँ विकसित बौद्धिक क्षमता। एकर माध्यमसँ एकटा कम्प्यूटर सिस्टम अथवा रोबोटिक सिस्टम बनाओल जाइत अछि, जकरा ओहि तर्क वा भावनाक आधारपर चलेबाक प्रयास कएल जाइत अछि जाहि तर्क अथवा भावनाक आधारपर मानव मस्तिष्क काज करैत अछि। आर्टिफिशियल इंटेलिजेंसक जनक जॉन मैकार्थीक अनुसार ई मशीन द्वारा प्रदर्शित बुद्धिमत्ता अछि।

आर्टिफिशियल इंटेलिजेंस विभिन्न प्रकारक होइत छै जेना-

1) पूर्णतः प्रतिक्रियात्मक (Purely Reactive)

2) सीमित स्मृति (Limited Memory)

3) मस्तिष्क सिद्धांत (Brain Theory)

4) आत्म-चेतन (Self Conscious)

कहियो ई अहाँक अनुभव भेल हएत जे गूगलपर अहाँ जे चीज तकने हेबै तेहने सन चीज अहाँक फेसबुक वा यूट्यूबपर सामने आबि जाएत। इएह आर्टिफिशियल इंटेलिजेंस छै जे जीवनक हरेक क्षेत्रमे काज कऽ रहल छै। Google voice assistant आ Amazon Alexa सेहो आर्टिफिशियल इंटेलिजेंस केर उदाहरण अछि। ChatGPT एकर टटका

उदाहरण अछि। एखन भारतमे AI4Bharat नामक संस्था AI लेल नीक काज कऽ रहल अछि जे कि Department of Computer Science and Engineering, IIT Madras, Tamil Nadu - 600036 (आ 28 जुलाई 2022 कें स्थापित Nilekani Centre) केर प्रयास अछि जकर लिंक अछि https://ai4bharat.iitm.ac.in/ ई मैथिली सहित विभिन्न भारतीय भाषामे Artificial-Intelligence पर काज कऽ रहल छै। ई हरेक भाषाक लोककेँ तनखापर राखै छै वा एकटा निश्चित पाइ दैत छै। एकर किछु प्रमुख काज एना अछि-

Translation (माने कोनो एक भाषाक शब्दकेँ दोसर भाषामे की अर्थ छै से कहब जेना- पानि छै मैथिली मुदा एकरा अंग्रेजीमे कहबै Water)।

Transliteration (एकर मतलब छै लिप्यंतरण, एक भाषाक जे  शब्द छै तकरा आन लिपिमे कोना लिखल जेतै जेना खगता देवनागरीमे छै आब एकरा रोमनमे लिखबै तँ हेतै Khagta)।

Speech Recognition (अवाजकेँ टेक्सटमे बदलब)।

Language Understanding (कोनो भाषा, ओकर शब्द, व्याकरण आदिकेँ चीन्हब)।

Language Generation वा Natural Language Generation (कोनो भाषाकेँ लिखित आ वाचिक दूनू रूपकेँ मशीनक डाटाबेससँ निर्माण करब)।

Sign Language (बौक ओ बहीर लोक लेल हाथ अथवा शरीरक आन भागक इशारासँ भाषाक निर्माण करब)।

Speech Synthesis (लिखित भाषाकेँ वाचिक रूपमे आनब)।

निलेकनी सेंटर केर स्थापनाक एक सालक भीतर 26 मई 2023 कें

IndicTrans2 अंग्रेजी आ 22 भारतीय भाषा लेल जारी भेल (सिन्धी आ कश्मीरी लेल अरबी आ देवनागरी दुनू लिपिमे आ मणिपुरी लेल बांग्ला आ मेतेइ दुनू लिपिमे मुदा मैथिली लेल मात्र देवनागरी लिपिमे)। मैथिली ट्रांशलेशन लेल जे काज भेल अछि ताहिमे गूगल ट्रांसलेट तेसर, बिंग-माइक्रोसॉफ्ट ट्रांसलेटर दोसर आ AI4BHARAT केर अनुवाद शुद्धताक हिसाबे पहिल स्थानपर अछि। अक्षरमुख ट्रांसलिटरेशन देवनागरी सहित विभिन्न लिपि कें तिरहुतामे बदलैत अछि आ अइ तीनू अनुवाद टूलमे तिरहुताक अनुपस्थितिक क्षतिपूर्ति करैत अछि। निच्चा AI4BHARAT केर किछु लिंक अछि-

https://models.ai4bharat.org/#/nmt/v2 (Maithili Translation Version 2)

https://github.com/AI4Bharat/IndicTrans2

https://arxiv.org/abs/2305.16307

https://github.com/AI4Bharat (GitHub AI4Bharat)

https://ai4bharat.iitm.ac.in/models (AI4Bharat Models)

https://docs.google.com/forms/d/e/1FAIpQLSfEOrRdR4SxFbzFD9CSR1scrrEUMdbsg7wsbZ6Vfxn6FQoq8A/viewform?pli=1 Audio Transcriber Maithili Apply)

वर्तमानमे एखन आर्टिफिशियल इंटेलिजेंसमे प्रगति भेल अछि मुदा ई प्रगति लाभकारी आ हानिकारक दूनू अछि। उम्मेद अछि जे जेना-जेना आर्टिफिशियल इंटेलिजेंस केर प्रगति हएत तेनाहिते मैथिलीमे एहि विषयपर विस्तृत चर्चा हएत।

**अध्याय-4**

**मैथिल द्वारा इंटरनेटक एक्टिभिटी**

ई. 2000 मे http://maithili.org/ साइट अंग्रेजी भाषामे सक्रिय छल। ई साइट प्रवासी अमेरिकन द्वारा संचालित छल (खास कऽ नेपालक मैथिल बेसी) एहि साइटपर किछु मैथिली गीत ओ दूर्वाक्षत मंत्रक आडियो-भीडियो छल। बादमे ई बंद भेल आ संभवतः एकरे दोसर रूप http://maithili.net/ 2002 मे आएल (दूनू साइट केर संचालक अलग सेहो भऽ सकै छथि)। अही क्रममे हम http://maithils.home.att.net/ कैँ राखब जे कि 2003 सँ एखन धरि अछि। मुदा एकर सभहक भाषा मुख्यतः अंग्रेजी छल मैथिली नै। मुदा ई एक्टिभिटी मैथिलक एकटा विशाल वर्गकैँ जोड़ने छल ओहि समयमे। अही समयमे इंटरनेटपर उदय भेलीह "मैथिली" जकर चर्चा विस्तारसँ निच्चामे अछि।

## मैथिलीमे इंटरनेट

मैथिलीमे इंटरनेटसँ हमर मतलब अछि जे इंटरनेट मैथिली भाषामे कहिया आ कोना आएल। इंटरनेटसँ मिथिला-मैथिली-मैथिलकैँ कोना प्रभावित केलक आदि-आदि। हमर एखन धरिक शोधक आधारपर गजेन्द्र ठाकुर द्वारा संचालित "भालसरिक गाछ" (याहू सिटीज) इंटरनेटपर मैथिलीक पहिल उपस्थिति अछि जे कि बर्ख 2000 मे शुरू भेल रहै। जकर लिंक http://www.geocities.com/bhalsarik-gachh/ अछि। आब हम अपन एहि मतकैँ समर्थनमे विभिन्न तर्क राखि रहल छी जकरा

अहाँ “मैथिली वेब पत्रकारिताकक प्रारंभिक स्वरूप” कहि सकैत छी। आन तथ्य देबासँ पहिने हम याहूसिटीज / ब्लागरसँ संबंधित किछु घोषणा देखा रहल छी जे कि याहूसिटीज / ब्लागर केर आफिसियल पेजसँ लेल गेल अछि-

1) 1999मे याहूसिटीज (Yahoo! GeoCities) चालू भेलै आ 2001मे प्रोफिट नै हेबाक कारणे एकरा लगभग बंद कऽ देल गेलै (फ्री एकांउट बला सभकेँ स्टेप बाइ स्टेप बंद कएल गेलै) मैथिलीक पहिल इंटरनेटीय उपस्थिति जे कि भालसरिक गाछ नामसँ सन 2000 सँ याहूसिटीजपर छल तकरो एकांउट बंद भऽ गेलै (जँ कियो चाहता तँ एकर रेकार्ड याहूसँ मँगबा सकै छथि)। एकर बादमे 2009सँ याहूसिटीज अमेरिका समेत सभ देशसँ अपन पेड सर्भिस सेहो हटा लेलक आ आब मात्र जापानमे एखन एकर सर्विस बाँचल छै। ई तँ बहुत पहिनेक बात छै हाल-फिलहाल (2014)मे सभ गोटा आरकुटकेँ बंद होइत देखने हेबै। आरकुटपर जिनकर-जिनकर प्रोफाइल रहए से आब नै भेटि सकैए। हँ जे आर्कइभ बना लेने हेता से फाइल रूपमे अपन डाटा रखने हेता। याहूसिटीज केर विकिपीडिया वा आन संदर्भसँ हमर तथ्यकेँ जाँचल जा सकैए।

2) May 01, 2008सँ ब्लागर फ्यूचर पोस्ट केर सुविधा देलकै जकरा एहि लिंकपर देखि सकै छी https://blogger.googleblog.com/2008/05/blogger-now-schedules-future-dated.html एहि सुविधासँ लोक पोस्टकेँ ड्राफ्टमे भविष्यक तारीख संग राखि दै छथिन आ ओ पोस्ट नियत तारीखमे अपने-आप पोस्ट भऽ जाइत छै। एहि फीचरमे जे कैलेंडर देल गेल छै तकरे सहायतासँ आजुक पोस्टकेँ दू साल पाछूक तारीखमे लऽ जा सकै छी तेनाहिते दू साल पहिनुक पोस्टकेँ आजुक तारीखमे आनि सकै छी मुदा ई मात्र पोस्टक तारीख वा सालमे हेड़ा-फेरी कऽ सकै छी कोनो पोस्टक

URL केर तारीख,महीना वा सालमे नै। URL बला तारीख,महीना वा साल वएह रहतै जहिया पोस्ट प्रकाशित भेल रहै।

3) December 10, 2008सँ ब्लागर दूटा ब्लाग केर मर्जिंग मने जोड़ि देबाक सुविधा देलकै एकरा एहि लिंकपर देखि सकै छी https://blogger.googleblog.com/2008/12/your-blog-your-data.html एहि सुविधासँ लोक अपन अलग-अलग ब्लागकेँ एकठाम जोड़ि सकै छलाह।

4) February 03, 2010सँ ब्लागर पेज शुरू करबाक सुविधा देलकै एकरा एहि लिंकपर देखि सकै छी https://blogger.googleblog.com/2010/02/create-pages-in-blogger.html एहि सुविधासँ लोक अपन ब्लागक विभिन्न सूचना पाठक लग दै छथि। पेज बनेलापर खाली अक्षर वा अक्षर-अंकक लिंक बनै छै मुदा तारीख,महीना वा साल नै रहै छै।

5) July 17, 2012सँ ब्लागर कस्टम लिंक बनेबाक सुविधा देलकै जकरा एहि लिंकपर देखि सकै छी https://blogger.googleblog.com/2012/07/customize-your-posts-with-permalinks.html कस्टम लिंक मने अहाँ अपना मोनक हिसाबें कोनो पोस्टक URL बना सकै छी मुदा URLमे पोस्टक प्रकाशन दिन बला तारीख,महीना वा साल रहत। पोस्टक ओरिजिनल पोस्ट डेट वा पोस्टक साल नै बदलल जा सकैए जकरा अहाँ सभ एहि लिंकपर देखि सकै छी http://blogger-hints-and-tips.blogspot.com/2009/12/changing-date-for-post.html

उपरक तथ्य सभकेँ नीक जकाँ अहाँ सभ मोन राखू आ निच्चा देल गेल मैथिलीक आरंभिक ब्लाग / वेबसाइट सभहँक पहिल पोस्ट आ ओकर

तारीख सभकेँ अहाँ अपने जाँचू जाहिसँ ई स्पष्ट हएत जे कोन पत्रिका पहिल अछि आ के दोसर। एहि अंतर्गत हम छह टा ब्लाग / वेबसाइट राखब-
1) भालसरिक गाछ (याहू सिटीज आ ब्लागर दूनू बला), 2) पल्लवमिथिला 3) समदिया, 4) अपन मिथिला, 5) प्रकरांतर, 6) कतेक रास बात
आगू बढ़बासँ पहिने ई कहि दी जे एहि पाँचो ब्लागमे तीन टा एहन लिंक अछि जकर आर्काइभ उपल्बध नै अछि मुदा चर्चा हम सभ लिंक केर करब चाहे ओकर आर्काइभ हो या नै हो। आर्काइभ नै हेबाक मततलब ई नै छै जे कोनो चीजक अस्तित्वकेँ नकारि देल जाए।

**भालसरिक गाछ**

गजेन्द्र ठाकुर जी याहूसिटीजपर बहुत रास मैथिलीक साइट बनेने छलाह मुदा ताहिमेसँ "भालसरिक गाछ" केर लिंक (जे सन 2000 सँ याहूसिटीजपर छल) बाँचल अछि। एकर लिंक http://www.geocities.com/bhalsarik-gachh/ अछि। याहूसिटीजपर ई बंद भेलाक बाद 5 जुलाई 2004केँ एही नामसँ ब्लागरपर सेहो गजेन्द्र ठाकुर द्वारा ब्लाग बनाएल गेलै आ जनवरी 2008मे एकर नाम विदेह देल गेलै। बादमे 2004 बला भालसरिक गाछकेँ सेहो विदेहक संग जोड़ि देल गेल छै एवं आब ई http://www.videha.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html लिंकपर आर्काइभ सहित अछि। एहिठाम मोन राखब जरूरी जे याहूसिटीज बला ब्लाग केर आर्काइभ उपल्ब्ध नै अछि। प्रसंगवश ईहो कहि दी जे 2008 मे विदेहकेँ जे ISSN भेटलै तकर आधार "भालसरिक गाछ" केर सामग्री भेलै आ तँइ ISSN केर सूचीमे विदेह 2004 वर्षसँ भेटत। ISSN विषयपर विशेष चर्चा आगू भेटत। भालसरिक

गाछ (2004 बला) आ विदेह केर उपस्थिति इंटरनेट आर्काइभपर सेहो छै जकर फोटो पोथीक अंतमे परिशिष्टमे देल गेल अछि।

**पल्लव मिथिला**

पल्लवमिथिला नामक वेबसाइट जे कि 2059 माघे संक्रान्ति- (2003 जनवरीमे) धीरेन्द्र प्रेमर्षिजी द्वारा बनाएल गेल। एकर लिंक अछि- www.pallavmithila.mainpage.net वर्तमानमे ई वेबसाइट बंद अछि। एहि वेबसाइट केर मूल पेज www.mainpage.net सेहो याहूजियो सिटीज जकाँ बंद भऽ गेलै। संगे-संग एहू वेबसाइट केर आर्काइभ उपल्बध नै अछि। विनय कुमार कसजू केर नेपाली पोथी "सूचना प्रविधिको शक्ति र नेपालमा यसको उपयोग" जे कि सितंबर 2003 मे प्रकाशित भेलै ताहिमे "पल्लव मिथिला”क चर्चा छै।

**समदिया**

ईहो ब्लाग गजेन्द्र ठाकुर जी द्वारा 9 अगस्त 2004मे बनाएल गेल छल समादक वास्ते मुदा पहिल पोस्टक बाद लगभग चारि साल ई बंद रहल फेर 2008सँ एकर प्रकाशन शुरू भेल आ फेर-आस्ते-आस्ते 2015 धरि चलैत रहल। एहि ब्लागक पहिल पोस्टक लिंक अछि- http://esamaad.blogspot.com/2004/08/blog-post.html

**अपन मिथिला**

मिथिलासँ संबंधित (साहित्य नै) विवरण लेल प्रणव झा "अपन मिथिला" नामसँ 2004 मे साइट बनेने छलाह मुदा बेवसाइट प्रदाता बंद भऽ गेल। एकर लिंक एना अछि http://1asphost.com/aapanmithila

ई कोन मासमे शुरू भेल तकर विवरण नै अछि कारण एहू बेवसाइटक आर्काइभ नै बाँचल अछि। एकर भाषा अंग्रेजी रहल हएत कारण प्रणवजी सूचित केलथि जे एहिमे देवनागरी लिपिमे किछु नै छल।

**प्रकरांतर**

एहि ब्लागक पहिल पोस्ट 12 फरवरी , 2005 कैँ अछि जकर लिंक http://prakarantar.blogspot.com/2005/02/blog-post.html अछि। ई ब्लाग किनका द्वारा बनाएल गेल से अज्ञात अछि मुदा कमेंट सभसँ पता चलैए जे कोनो ठाकुरजी छथि (शायद विजय ठाकुर जिनक मैथिली दर्पण, तात्काल आदि ब्लाग सेहो छनि)। जे हो मुदा एकर लिंकसँ एहि ब्लागक तारीख पता चलि रहल अछि। मात्र दू टा पोस्टक बाद ई ब्लाग बंद भऽ गेल मने ओहिपर पोस्ट एनाइ बंद भऽ गेल। एहि ब्लागक अंतिम पोस्ट 19 फरवरी , 2005मे आएल।

**कतेक रास बात**

कतेक रास बातक लिंक http://vidyapati.blogspot.com/ अछि आब एकर पता http://www.vidyapati.org/ अछि मुदा दूनू लिंकसँ खुजैत छै)। एहि ब्लाग 5 टा संचालक छथि--आदि यायावर (मूल नाम: पद्मनाभ मिश्र), केशव कर्ण, राजीव रंजन लाल, कुन्दन कुमार मल्लिक आ सुभाष चन्द्र। कतेक रास बात नामक ब्लाग केर सभसँ पहिल पोस्ट जे देखा रहल अछि **(देखू चित्र- 1, चित्र सभ निच्चा अछि)** ताहिमे झोल-झाल छै। एकर URLमे http://www.vidyapati.org/2013/07/blog-post_28.html देखा रहल छै (देखू चित्र-1 केर उपर घेरामे) मतलब ई पोस्ट 2013 केर जुलाइ मासमे भेल छै। मुदा एकर प्रकाशन केर तारीख

July 01,1999 तारीख देखा रहल छै (देखू चित्र-1 केर नीचा घेरामे)। आ एहि पोस्टसँ पहिने आरो कोनो पोस्ट नै छै से न्यूअर पोस्ट देखलासँ पता चलि जाइत छै। एहि पोस्टक बाद जे पोस्ट अछि से सूचनाक रूपमे अछि आ तकर URL http://www.vidyapati.org/2005/08/blog-post.html अछि **(देखू चित्र- 2)** मने ई पोस्ट 2005 केर अगस्त मासमे भेल अछि (देखू चित्र-2 केर उपर घेरामे) मुदा फेर एहूक प्रकाशन तिथिमे गड़बड़ी कएल गेल अछि आ प्रकाशन तारीखकेँ November 28, 2004 बना देल गेल अछि (देखू चित्र-1 केर नीचा घेरामे)। एहि पोस्टक बाद बला जे पोस्ट अछि तकर URL http://www.vidyapati.org/2005/09/blog-post.html अछि मने ई पोस्ट 2005 केर सितंबर मासमे प्रकाशित भेल आ एकर प्रकाशन तारीख September 02, 2005 अछि मने एखन धरिमे इएह पोस्ट सही अछि **(देखू चित्र- 3)**। सितंबर 2005 केर बाद जुलाइ 2006मे पोस्ट भेल जकर URL अछि http://www.vidyapati.org/2006/07/blog-post.html आ एकर प्रकाशन तारीख अछि July 12, 2006 एहि आ एकर बाद बला पोस्टक URL आ प्रकाशन तारीख मीलै छै। जे गड़बड़ी छै से पहिलुक दूटा टामे आ से मात्र इतिहासमे गलत तरीकासँ पहिल स्थान बनेबाक लेल। जँ कतेक रास बातक एहि चारि टा पोस्टक तारीखकेँ सजाएल जाए तँ ई निश्चित भऽ जाइ छै जे एहि ब्लागक पहिल पोस्ट 1 अगस्तसँ लए कऽ 31 अगस्त धरिक बीचमे भेल छै (सुविधा लेल अगस्त-2005 नाम हम देलहुँ)। एकटा आर रोचक तथ्य ई जे कतेक रास बात केर परिचय **(पेज रूपमे, देखू चित्र-4)**मे एहि ब्लागक संचालक लीखै छथि "प्रिय पाठकगण;एहि ब्लोगऽक शुरुआत हम 2004 मे केलहुं. ताबय धरि हमरा जानकारी मे मैथिली भाषा इन्टरनेटपर नहि छलए"। ई कोन

जानकारीक दाबी भेलै। 2003मे प्रिंट पोथीमे पल्लव मिथिला बारेमे लिखाएल छै तखन आर हिनका कोन जानकारी चाही। भऽ सकैए जे संचालक सभ कहथि जे पल्लव मिथिला नेपालक अछि मुदा मैथिली तँ नेपालोमे छै आ ओनाहुतो इंटरनेटक कोन देश हेतै। इंग्लैंडमे चलि रहल मैथिलीक वेबसाइट वा ब्लागकेँ मैथिली भाषाक कहल जेतै या इंग्लैडक भाषाक। भऽ सकैए जे संचालक सभ कहथि जे हम ब्लाग 2004मे बनेलहुँ मुदा ओकर पहिल पोस्ट अगस्त 2005 मे भेल। एक मिनट लेल ई बात मानल जा सकैए मुदा जखन 2000 सँ लऽ कऽ 2003 धरिक सबूत उपल्बध छै तखन 2004 बला पहिल कोना भऽ जेतै? कतेक रास बात दिसम्बर 2013 धरि चलैत रहल ओहि केर बाद ओहिपर कोनो सक्रियता नै अछि। एहि ब्लागक संस्थापक कुमार पद्मनाभजीक प्रोफाइलसँ ज्ञात होइए जे ओ इंटरनेटक माहिर छथि आ हुनकर शिक्षा-दीक्षा ओही क्षेत्रमे भेल छनि तँइ ई मानब असंभव जे कुमार पद्मनाभजी एहन काज केने हेता। तखन बँचल हुनक सहयोगीगण। मुदा एकटा संचालक ओ संपादकक तौरपर नैतिक रूपसँ स्वीकार करहे पड़तिन जे हुनकर सहयोगीगण तथ्यकेँ तोड़ि मरोड़ि कऽ गलत काज केलथि।

गजेन्द्र ठाकुर अपन पोथी "कुरुक्षेत्रम् अंतर्मनक" (संस्करण 2009)मे एकटा आलेख देला जकर शीर्षक छै " भाषा आ प्रौद्यौगिकी (संगगणक, छायाकंन, कुंजीपटल, टंकण तकनीक) अंतर्जालपर मैथिली आ विश्वव्यापी अंतर्जालपर लेखन आ ई प्रकाशन" जे कि बादमे अंतिका पत्रिकाक अंतर्जाल विशेषांकमे "अंतर्जाल आ मैथिली" नामसँ सेहो प्रकाशित भेलै (संयुक्तांक रूपमे अक्टूबर-दिसम्बर 2009, जनवरी-मार्च 2010)। एहि आलेखमे गजेन्द्रजी "भालसरिक गाछ" संबंधमे चर्चा केने छथि जाहि के बाद भ्रम पोसए बला "पहिल" लोक सभहँक भ्रम टूटल आ तकरे फलस्वरूप ओ सभ गलत तथ्य प्रकाशित केलाह जे हम एतेक सालमे शुरू

